वि दे ह *विदेह Videha বিদেহ* **http://www.videha.co.in** *विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly ejournal* ৱিদেহ প্ৰথম মৌথিনী পাক্ষিক ঙা পত্রিকা 'विदेह' २९९ म अंक ०१ जून २०२० (वर्ष १३ मास १५० अंक २९९)

# 'विदेह' २९९ म अंक ०१ जून २०२० (वर्ष १३ मास १५० अंक २९९)

*ऐ अंकमे अछि:-*

१.  *प्रदीप पुष्पक दू टा गजल*

२.  रबीन्द्र नारायण मिश्र किछु निबन्ध

---

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

*१.*  *प्रदीप पुष्पक दू टा गजल*

गजल- १

के की कहलक की कहू
के की ठकलक की कहू

हमरो उजरे रंग छऽल
के की दगलक की कहू

भेलै साधू आब सभ
के की चिखलक की कहू

माया बड़का पैघ ई
के की रचलक की कहू

अखनो नै छी पास हम
के की जँचलक की कहू❑

(2222212सभ पाँतिमे)

गजल- २

गप्प उठतै तँपहुँचबे करतै
मेघ लगतै तँबरसबे करतै

ओकरा रोकि सकत नै केओ
गीत रचतै तँपरसबे करतै

पाप आ पुण्य कथी नइ बूझै
भूख लगतै तँभटकबे करतै

छै अभिव्यक्तिक हक सभकेँतँ
दम्म फुलतै तँखखसबे करतै

छै उमेरक गलती चालिक नइ
डाँड़ हिलतै तँलचकबे करतै❑

(2122 112222 सभ पाँतिमे)

२. **रबीन्द्र नारायण मिश्र  किछु निबन्ध**

**रबीन्द्र नारायण मिश्र**

**पिताक नाम** : स्वर्गीय सूर्य नारायण मिश्र

**माताक नाम** :स्वर्गीया दयाकाशी देवी

**बएस** : ६५ बर्ख

**पैतृक ग्राम** : अड़ेर डीह

**मातृक** : सिन्घिआ ड्योढ़ी

**वृति** : योजना आयोगक उप सचिवक पदसँ सेवा निवृत्त भेलाक बाद वर्तमानमे दिल्लीमे स्पेशल मेट्रोपोलिटन मजिस्ट्रेट।

**शिक्षा** : चन्द्रधारी मिथिला महाविद्यालयसँ बी.एस-सी. भौतिकी विज्ञानमे प्रतिष्ठा : दिल्ली विश्वविद्यालयसँ विधि स्नातक।

**प्रकाशित कृति** : १.'भोरसँ साँझ धरि' (आत्म कथा), २.'प्रसंगवश'(निवंध), ३.'स्वर्ग एतहि अछि'(यात्रा प्रसंग), ४.'फसाद' (कथा संग्रह)५.'नमस्तस्यै' (उपन्यास) ६.'विविध प्रसंग' (निबंध संग्रह), ७. 'महराज' (उपन्यास)

(उपरोक्त पोथीसभक e-versionpothi.com आओर amazon.com परसँ Printed Version ऑनलाइन क्रय हेतु उपलब्ध अछि।)

१.

**अखबारमानेटाइमपास**

कैबेरलोककहताह-"हौ!अखबारपढ़नेकोनोपेटभरैतछैक?"

पेटभरौककिनहिमुदामोनतँभरितेछैक।फेरहमसभतँसामाजिकप्राणीछी।लग-पासमेरहनिहारलोककसुख-सुविधाकध्यानराखबआविपत्तिमेसंगेठाढ़होएबबहुतजरूरीहोइतअछि।सेतँतखनेहोएतजखनहमअपना-आपकेँसमाजसँजोड़िकएराखी।ताहिहेतुअखबारएकटाबहुतसशक्तमाध्यमसाबितभएसकैतअछि।

अखबारकसबसँपैघफाएदाईथिकजेअहाँनित्यभिरे-भोरकिछुनवघटनासँजुड़िजाइतछी।नित्यप्रतिदेश-परदेशमेभएरहलपरिवर्तनसँअवगतहोइतछी।ततबेनहि, लग-पासकबहुतराससुविधा-असुविधासँपरिचितहोइतरहैतछी।बहुतलोककतँईस्थितिअछिजेजँभोरेउठिकएभफाइतचाहकचुस्कीकसंगअखबारकचासनी नहिभेटतनितँबुझूबोखारलागिजेतनि।घरसँबाहरभएअखबारकआगमनकप्रतीक्षाकरएलगताह।अखबारपढ़िलेलाकबादएकटा संतुष्टिकभावमोनमेअबैतअछि।प्रायःभोरुकाएकघंटासमयचाहकसंगेअखबारपढ़बामेनीकसँबीतिजाइतअछि।

भोरुकाअखबारमानेटाइमपास।जौँभोरमेअखबारआबएमेविलंबभेलतँकैगोटेपरेसानीबढ़िजाइतछनि।कैगोटेअखबार बलाकबाटतकैत-तकैतबाहरनिकलिजाइतछथि।अखबारबलाकेँफोनपरफोनहोबएलगैतअछि।ओहोतँमनुक्खेअछि।कहिओबिमारपड़िसकैत अछि,जरूरीकाजआबिसकैतछैक।कारणकिछुभएसकैतछैकमुदाएहननहिभएसकैतअछिजेओकहिओछुट्टीलेबेनहिकरए।मुदा अखबारकचस्कातेहनहोइतअछिजेलोकएक्कोदिनओकरबिनारहिएनहिसकैतअछि।बेचैनभएजाइतअछि।एकरेकहलजाइतअ छिअमल।भोरमेअखबारपढ़बसेहोएकटाअमलेथिकजकरचस्काकोनोनिसासँकमनहिहोइतअछि।

अखबारकक्कुनपन्नाकेसबसँपहिनेउलटओताहओहुनकररूचिआस्वभावपरनिर्भरकरैतअछि।हमराकार्यालयमेएकटा कर्मचारीअखबारपढ़एकालसबसँपहिनेबिचलकापन्नापढ़ैतछलाहजाहिमेजिलाभरिमेभेलखून-खराबाकसमाचारभरलरहैतछल।तहिनाजौँकिओक्रिकेटप्रेमीछथितँओसभसँपहिनेखेलसमाचारपढ़ताह।राजनीतिमेरूचिरख नहारलोकप्रथमपृष्ठसभसँपहिनेपढ़ताह। तकरबाददुनिआभरिकराजनीतिकगप्पकरताहजेनाकिसभटा जिम्मेबारीहुनकेमाथपरहोनि ।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

अखबारकअभावओकरउपस्थितिसँबेसीलक्षितहोइतअछि। जौँकोनोकारणसँकहिओअखबारनहिआएलतँभोरेसँमूड खरापहोएबस्वभाविक। चाहतँआबिगेलमुदाअखबारबिनाचाहककोनआनंदरहिगेल'-सेमोनमेहोइतरहैतअछि। कैगोटातँअखबारआनबाकहेतुदिन-रातिएककएदैतछथि। जौँकिओमधुबनीवादरभंगाजारहलछथितँहुनकाअखबारअनबाकभारदेथिनजेघुरतीमेअखबारलेनेआएब। सोचएबलागप्पथिकजेआखिरअखबारकएतेकप्रयोजनकिएकरहैतछैक?किछुतँएहनबातहेतैकजेअखबारमंगाएबआपढ़बएते कमहत्वपूर्णभएगेलअछि।

असलमेअखबारमेएकहिसंगेबहुतरासलोकककआवश्यकताकपूर्तिहोइतअछि। जकरानौकरीचाहीसेनव-नवरिक्तिकसूचनादेखिअपनदर्खास्तलगासकैतछथि। जिनकाबिआहकरबाकछनिहुनकोलेलओहिमेविज्ञापनदेखलजासकैतअछि। परीक्षाकपरिणामसेहोओहिमेपढ़लजासकैतअछि। गाम-घरकसमाचारतँभेटिएजाइतछैक।

अखबारनियमितपढ़बाकफाएदाजगजाहिरअछि। थोड़बेकालमेदुनिआभरिकचहलकदमीपतालागिजाइतअछि,सेहोबिनाकोनोविशेषप्रयासक। ओनाआइ-काल्हिसमचारकमाध्यममेबहुतरासइजाफाभेलअछि। मोबाइलफोन,दूरदर्शन,,घर-घरपसरिगेलअछि। कहिसकैतछीतखनअखबारकँकेपुछैतअछि?मुदासेबातनहिअछि। कतबोकिछुभेलैकअछि,मुदाअखबारकबिक्रीबढ़बेकएलअछि। तकरकीकारण?
एकटाप्रमुखकारणथिकजेअखबारमेपाठककहाथमेरहैतछैकजेकोनसमाचारकतबाकालधरिपढ़लजाए। चाहथितँओप्रमुखपाँतिसभपढ़िकएअखबारकपन्नापलटिदेथिनहिजँकोनोसमाचारबेसीरुचिगरकिंवाउपयोगीबुझेलनितँओकरपाँति-पाँतिपढ़िजाउ,मर्जीपाठकक। मुदादूरदर्शनमेसेबातनहिरहैतअछि। जहाँसमाचारदेखएलागबकिप्रचारकशृंखलाशुरुहोएत। लिअहऔबाबू!रिमोटहाथमेलएचैनेलसभबदलैतरहूमुदाबातओतबेभेटत। सबचैनेलबलासेसीखा-बुद्धीकेनेरहैतअछिजेसभठामविज्ञापनएकहिसंगेहोइतरहैतअछि। हारिकएदर्शकबैसिजाइतछथिआजएह-सएहदेखैतरहिजाइतछथि। मुदाअखबारमेसेबातनहिहोइतअछि। लोकअपनरुचिकहिसाबसँनिर्णयकएसकैतछथिजेकीपढ़ीआकीनहि। ककरानीकसँपढ़ीआककरमुख्यपाँतिपढ़िकएआगूबढ़िजाइ। कहकमानेजेनियंत्रणपढ़एबलाकहाथमेरहैतअछि। मुदाअखबारोकेँअपनसीमानछैक। एकतँओएक-दूदिनपुरानसमाचारछपैतअछि। कारणजाबेसमाचारछपतैकआलोककहाथमेपहँचतैकताबेतँओबसिआभएजाइतअछि। अस्तु, कैबेरसंवेदनशीलसमाचारकँसद्यःदेखबाकहेतुदूरदर्शनकजबाबनहिअछि। घरेबैसलचंद्रमाकधरातलपरछंद्रयानकगतिविधिदेखू,मोनहोअएतँसंसदकार्यवाहीदेखू। ईकाजअखबारसँतँनहिएभएसकैतअछि। तथापि,अखबारकअपनमहत्वछैकआरहबेकरतैक।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

२

बेनामी संपत्ति कानून

बहुधाईदेखलजाइतअछिजेकदाचारकएबहुतरासधन -संपत्तिसंग्रहकरएबलाव्यक्तिअपनाकेँकानूनीदाव-पेवचसँबचेबाकहेतुतरह-तरहकव्योंतकएलैतछथि।परिणामहोइतअछिजेसरकारीव्यवस्थाएहनलोकककिछुनहिबिगारिपबैतअछि।एहनलोकसमाजमेपूर्णसम्मानकसंगमोंछपरतावदैतजीवन-यापनेटानहिकरैतछथिअपितुदोसरकेँछोटकहबाककोनोअवसरहाथसँनहिजाइतछथि।एहनेलोककोनोसामाजिकधार्मिककाजमेसबसँबेसीचंदादैतछथि,माए-बापकश्राद्धमेजबारकेकहएपूरापरिपट्टाकेँभोजखुअबैछथि।कोनोमंदिरबनेबाकहोइक,वापूरानमंदिरकेँजीर्णोद्धारकरकहोइकतँओसभसँबेसीटाकाचंदादएअपनाकेँसम्मानितकरैतछथि।मुदासबालअछिजेएतेकटाकाहुनकाअबैतछनिकतएसँ?जाहिरबातअछिजेकोनो-ने-कोनबैमान-सैतानीकेनहिएतेकधनभएसकैतअछि,खासकएनौकरीपेशाबलालोककेँजकरदरमाहाबान्हलछैक,अकूतसंपत्तिकतएसँभएसकैछ,मुदाकैगोटाकेँसेभएजाइतछैक।कैबेरएहनसमाचारपढ़ैतछीजेकाजचपरासीककएरहलअछिआकरोड़ोंकेँमकान,सोनाकगहना,आदि-आदिजमाकेनेरहैतअछि।निश्चयएहनलोककसंख्याकमहोइतअछिमुदाहोइतेअछिसेकोना?कानूनीप्रकृयाकेँओसभकोनोपरबाहनहिकरैतअपनकाजमेलागलरहैतछथिआजँकहिओछापापड़लतखनभोम्हारनिकलैतअछि।ओव्यक्तिजहलजाइतछथि,नौकरीसँहटाओलजाइतछथि,मुदाएहनमामिलाकमेहोइतअछि।ओहोसामान्यतःविभागमे अन्तर्विरोधककारणेहोइतअछि।सरकारएहिसमस्याकेँकोनाकीकरए-ताहिविषयपर चिंतनहोइतरहलआहालेमेनिर्णयलेलगेलजेबेनामीसंपत्तिकानून१९८८केँसंशोधितकएएकरा फेरसँपरिभाषितकएलजाएसंगहि एहनव्यक्तिकबेनामीसंपत्तिकेँजब्तकरबाकएवम्अपराधसिद्धभेलापर ओकरापर्याप्तदंडदेबाकव्यवस्था सेहोएहसंशोधित कानूनकमार्फतकएलगेल।

जाहिसंपत्तिकहेतुटाकाकिओदैतछथिआसंपत्तिककागजमेनाओँककरोआनकजेनाबेटा,भाए,बहिनआदिककिंवानौकर-चाकरवाकिओविश्वस्तलोककरहैछतँओकराबेनामीसंपत्तिकहलजाइतअछि।जेव्यक्तिसेकरैछतिनकाबेनामीदारकहलजाइछ।सबालअछिजेकिओएनाकिएककरैछ?असलमेईकाजसभओएहकरैछजिनकाबैमानीककमाइरहैतछनि।ओअपनआयकस्त्रोतनहिबतबैतछथिआटैक्ससेहोबचाजाइत

छथि। उदाहरणस्वरूप,कैबेरसरकारीअधिकारीकदाचारकएअकूतधनजमाकएलैतछथि। विभागीयजाँचमेपकड़ाथिनहिताहि हेतुकागजमेपत्नी,बेटावाककरोअनकरनाओँदेनेरहैतछथि। आबजेकानूनमेसंशोधनभेलअछितकरबादएहनबैमानलोकसभकँब चनाइमोसकिलभएगेलअछि। संपत्तिसंगेओकरआयकस्त्रोतजँस्पष्टनहिहोइतअछितँसरकारएहनसंपत्तिकँजव्तकएसकैतअछि ,संगहिओहिव्यक्तिकँदंडितसेहोकएलजासकैतअछि।

बेनामीलेनदेन (निषेध) संशोधनअधिनियम, 2016 लागूभेलाकबादएहनलोकपरकारबाइआसानभेलअछिजेअनकरनामेसंपत्तिकक्रय-विक्रयकरैतछथि। एहिकानूनकँलागूभेलाकबादजौँकिओबेनामीदारबेनामीसंपत्तिकँओकरअसलीमालिककनामेबेचैतअछितँसंप त्तिकओहस्तांतरणखारिजभएजाएत। संशोधितकानूनकअनुसारबेनामीसंपत्तिअर्जितकेनिहारकँसातसालधरिकजहलआबेना मीसंपत्तिकबाजारमूल्यकचौथाइजुर्मानाकरूपमेदेबएपड़िसकैतअछि। कोनोगलतजानकारीवादस्तावेजदेलापरपाँचसालधरिस श्रमकारावासआसंपत्तिकदसप्रतिशतधरिजुर्मानाभएसकैतअछि। हिन्दुअभिवाजितपरिवारककर्त्ताद्वारापरिवारकसदस्यहेतुकी नलगेलसंपत्ति,कोनोट्रस्टआदिहेतुओकरप्रवंधककनाओँसँलेलगेलसंपत्तिएहिकानूनकप्रावधानसँमुक्तराखलगेलअछि,मुदाताहि हेतुईजरुरीअछिजेलेन-देनकहेतुआमदनीकस्त्रोतज्ञातहोइ।

बेनामीसंपत्तिमेसामान्यतःअवैधरूपसँकमाएलटाकालगाओलजाइतअछिजाहिसँओकराकरनहिदेबएपड़ैकआओकर अनैतिकधनोपार्जनपरलोककवासरकारकध्याननहिजाइक। ईकाजओसभबहुतसावधानीसँआफर्जीकागजातबनाकएकरैतछ थि। तँएहनलोककँपकड़नाइबहुतकठिनकाजअछि। बेनामीसंपत्तिकक्रय-विक्रयकेनिहारव्यक्तिकँतकनाइआओकरापरआवश्यककानूनीकार्रवाईकेनाइमोसकिलकाजसाबितभएरहलअछि। ताहिहेतुआ बईविचारभएरहलअछिजेसंपत्तिकक्रय-विक्रयकसमस्तप्रकृयासँआधारसंख्याकँजोड़लजाए। ताहिसँसंपत्तिकअसलीमालिककपतालागिजाएत। जौँसंपत्तिबेनामीअछि तँतकरजानकारीसेहोभेटत। मानिलिअजेकिओअपननौकर-चाकरकनाओँसँसंपत्तिकलिखा-पढ़ीकरैतछथितँओकरनाओँधरदएपकड़ाजाएत। तखनइहोपतालगाएबआसानभएजाएतजेओकराओहिसंपत्तिकीनबाकहेतुटा काकेदेलक,ओकरआयकश्रोतकीअछि?

एहिकानूनकबनलाकबादसंपत्तिकलेनदेनमेपार्दर्शिताआएत। गलततरीकासँउपार्जितसंपत्तिकँनुकाएबवाककरोआन कनाओँमेकागजबनाकएटैक्सकचोरीकरबमोसकिलभएजाएत। संगहिअसलीमालिककनाओँमेसंपत्तिकनिवंधनभेलासँहेराफेरी कसंभावनाकमत। निश्चयईकानूनरियलएस्टेटक्षेत्रमेसमग्रआत्मविश्वासमेसुधारदिसएकटाप्रगतिगामीप्रयासअछि।

यद्यपिबेनामीसंपत्तिकानूनकधारमजगूतकएदेलगेलअछिमुदाअसलसमस्यातँईअछिजेबेनामीसंपत्तिकअसलीमालिक कजानकारीकिओनहिदेबएचाहैतअछि। किओएहिझमेलामेकिएकपड़त?

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

ISSN 2229-547X VIDEHA

विभागसँजानकारीदेनिहारकनाआँपतालगाकएबदमाससभओकरजानोलएसकैतअछि।एहिडरसँकिओजानकारीनहिदैतअछि।एहिपरिस्थितिसँबँचबाकहेतुसरकारजानकारीदेनिहारकँएककड़ोरधरिइनामदेबाकघोषणासेहोकेलकअछि।

हालेमे आयकर विभाग द्वारा देलगेल जानकारीक अनुसार बेनामी लेनदेन(निषेध)अधिनियममे नबंबर २०१६मे भेल संशोधनकबाद लगभग सात हजार करोढ़क बेनामी संपत्ति जब्त कएल गेल अछि । एहिसँ ई अनुमान लगाओल जा सकैत अछि जे बेनामी संपत्तिक मालिकसभ एखनो कानूनी प्रकृयासँ बचि रहल छथि। तकर मूल कारण बेनामी संपत्तिक पता लगाएब थिक ।जमीन -जायदादक रेकार्ड ऐखनधरि सही तरहसँ उपलव्धो नहि अछि । ताहि हेतु जरूरी अछि जे सभटा रेकार्डक कम्युटरीकरण कएल जाए ।भ्रष्टाचारपर तखने अंकुश लागि सकैत अछि जखन कि चल-अचल संपत्तिक छानबीन आसान होइ । बेनामी संपत्तिसँ संवंधित मामलामे ई देखल गेल अछि जे सामान्यतः एहने लोक आयकर विभागक चाङुरमेफँसैत अछि जे कोनो घपला-गोटालामे फँसि गेल हो ।बेनामी संपत्तिसँ जुड़ल तमाम लोक राजनीति आ नौकरशाहीमे उच्च स्थान रखैत छथि आ जेना-तेना अपन नाजायज धनकँ बेनामी संपत्तिक रूपमे ठेकाना लगाबएमे सफल रहैत छथि ।

बेनामी लेनदेन(निषेध)अधिनियाम २०१६मे न्यायाधिकरणक स्थापनाक प्रावधान अछि जे एखन धरि कागजेमे समेटल अछि जाहि कारणसँ बेनामी संपत्तिसँ जुड़ल मामलाक शीघ्रतासँ सुनबाइ नहि भए पबैत अछि।ऐखनएखनएहन मामलाक सुनबाइ मनी लांड्रींग निरोधककानून संबंधी प्राधिकरण करैत हछि जे पहिनहिसँ बहुत व्यस्त अछि ।

३

**बिहार शराबबंदी कानून**

भारतीय संविधानक धारा ४७मे वर्णितनीति निर्देशक सिद्धांतक अनुसार राज्य पूर्ण मद्यनिषेधक हेतु प्रयास करत जाहिसँ लोकक जीवनस्तरमे सुधार होएत । यद्यपि संविधानक ई धारा बाध्यकारी नहि अछि तथापि एतबा तँ स्पष्ट अछि जे मद्य निषेध किंवा एही तरहक कोनो कानून संविधानक उपरोक्त भावनाक अनुकूल अछि ।मुदा व्यवहारिक कारणसँ देशक अधिकांश भागमे एहन कोनो कानून आइधरि लागू नहि भेल । बिहारमे सेहो ई कानून बहुत विलंबसँ सन्२०१६मे लागू भेल । मुदा जे कानून बनल से बहुत खोंचाह भए गेल । अपराध आ दंडमे संतुलन नहिरहि गेल । ई बात नहि छैक जे एहि कानून बनलाक बाद किछु

फाएदा नहि भेलैक । सरेआम शराब पीनाइ वा नशा करब कम जरूर भेलैक ,मुदा आन-आन समस्यासभ ततेक भए गेलैकजे थोड़बे दिनमे ई कानून एकटा भार भए गेल ।

बिहारेमे नहि अपितु सौंसे देशमे एहन कतेको लोक अछि जे शराबक चलते अपन परिवारक भरण-पोषण नीकसँ नहि कए पबैत अछि। शराब वा कोनो प्रकारक नशा केनिहार व्यक्ति तकर जोगार करबाक हेतु कोनो हद धरि जा सकैत अछि । ओकरा शराब चाही चाहे जेना होइ । कतेको बेर ई देखल जाइत अछि जे जँ नशेरी वा शराबीकेँ नशा करबासँ केओ रोकैत अछि तँ ओ हिंसक भए जाइत अछि ,विरोध केनिहार पारिवारिक सदस्यक हत्या पर्यंत कए दैत अछि । शराबक नशामे नशेरीसभ अपन घरमे झगड़ा करैत रहैतअछि,अपशब्द तँ बजिते रहैत अछि। एहिसभसँ पारिवारिक माहौल खराप भए जाइत अछि । नेनासभक पढ़ाइ-लिखाइ चौपट भए जाइत छैक,ओकरसभक विकासपर प्रतिकूल प्रभाव पड़ैत अछि ।हमर अधीनस्त एकटा कर्मचारी अपन खिस्सा कहलाह जे हुनकर पिता बहुत अधिक शराबक सेवन करैत छलाह । नशा चढ़ि गेलाक बाद ओ बेकाबू भए सभकेँ तंग करैत रहैत छलाह । एकदिन साँझमे ओ परीक्षाक तैयारी करैत छलाह । हुनकर पिता आबि कए भूगोल पढ़बए लगलखिन जखन कि काल्हि भेने इतिहासक परीक्षा हेबाक रहैक । ओ डरे किछु नहि बाजि सकलाह आ परीक्षामे ओही विषयमे असफल भए गेलाह जाहि कारणसँ हुनकर एकसाल बरबाद भए गेलनि । दिल्लीमे हम एहन कैकटा परिवारकेँ उजरैत देखलिऐक । कैक बेर तँ शराबी/ नशेरीक मृत्यु भेलाक बाद परिवार बेसी सुरक्षित आ सुखी भए जाइत अछि।

ई बात सर्वविदित अछि जे शराब वा कोनो मादक बस्तुक अभ्यस्त लोककेँ नशाक जोगार चाही चाहे ताहि हेतु ओकरा जे करए पड़ैक। कतेको रिक्सा चालक,मजदूर, वा छोटमोट नौकरी केनिहार लोक नशाक चक्करमे अपन कमाइक अधिकाँश हिस्सा नशा सेवनमे खर्च कए लैत अछि । परिणामतः ओकर घरक स्थिति सदिखन गड़बड़ाएल रहैत अछि । नेनासभ बिलटल रहैत अछि । नशेरीसभक घरक माहौल ततेक विषाक्त भेल रहैत अछि जे ओहिमे के कखन मरि जाएत तकर कोनो ठेकान नहि । कैकबेर तँ विषाक्त शराब पीबि पचासो लोक एकहिठाम सुतले रहि जाइत अछि ।नशा करब गरीबे नहि अपितु ककरो लेल खराप होइत अछि । कैकबेर देखल जाइत अछि जे नशा कए कार चलओनिहार भयंकर दुर्घटनाक शिकार भए जाइत अछि । एहनमे कैकबेर तँ पूरा परिवारे सुडाह भए जाइत अछि । अस्तु,शराब वा अन्यकोनो प्रकारक नशाक नियंत्रण करबाक कोनो प्रयास स्तुत्य अछि ।

समाजक एहि स्थितिसँ उबारबाक हेतु बिहार सरकार सन् २०१६मे शराबबंदी कानून लागू केलक । कानून बनि गेल आ लागूओ भए गेल । मुदा एकर प्रावधानसभ आवश्यकतासँ बेसीप्रतिशोधी छल । परिणामस्वरुप, लोकसभ शराबक क्रय-विक्रय नुका कए करए लागल । एकबेर हम मधुबनीमे रिक्सापर

जाइत रही । ओहि समयमे शराबबंदी कानून बिहारमे लागले रहैक । रिक्साबलाकेँ ओहि कानूनक बारे मे पुछलिऐक । ओ कहलक-“जकरा पीबाक आदति छैक से तँ पीबे करत चाहे ओकरा जे करए पड़ैक । पहिने दस रुपयामे जतेक तारी भेटि जाइत छलैक आब तकर आधा चारिगुना दामपर भेटैत छैक आ नशेरीसभ सेहो कीनैत अछि ,पीबैत अछि।”

बिहार शराबबंदी कानून २०१६क धारा ३७क मुताबिक जे केओ कतहु शराब पीबैत अछि वा कोनो नशा करैत अछि वा कतहु निशा केने पकड़ल जाइत अछि तँ ओकरा कमसँ कम पाँच साल आ बेसी सँ बेसी सात सालक जहलक संगे कम सँ कम एक लाख आ बेसी सँ बेसीदस लाखक जुर्माना कएल जा सकैत अछि । तहिना जौँ केओ शराब पीबि कए वा कोनो निशा कए झंझट करैत अछि किंवा हिंसा करैत अछि, अपन घर वा बाहर शराब पीबाक हेतु उत्साहित करैत अछि,स्वीकृति दैत अछि,शराबी लोकनिकेँ अपना घरमे जमा करैत अछि तँओकरा कमसँ कम दस साल आ बेसी सँ बेसी आजन्म जहल आ एक लाख सँ लए कए दस लाख धरि जुर्माना कएल जा सकैत अछि।

सन्२०१६मे शराबबंदी कानूनलागू भेलाक बाद तीन सालमे एक लाख सड़सठि हजार आदमी पकड़ल गेल आ बाबन लाख दू हजार अस्सी लीटर शराब जब्त कएल गेल । सबाल ई अछि जे एतेक मात्रामे शराब बनैत कोना अछिआओकरा एकठामसँ दोसर ठाम कोना पहुँचाएल जाइत अछि जखन कि एतेक सख्त कानून पूरा बिहार राज्यपर लागू अछि?एहनो सुनबामे अबैत अछि जेकैकबेर जब्त कएल गेल शराबकेँ पुलिस स्वयं चोरा कए राखि लैत अछि । कैमूर नामक स्थानपरजखनएहने घटना पकड़ल गेल तँ पुलिस कहलक जे मूस शराब पीबि गेल ।

शराबबंदी कानूनक तहत नार्थ बंगाल स्टेट रोड ट्रांसपोर्ट कारपोरेशन बनाम बिहार सरकारक मामिलाक सुनबाइ करैत बिहार सरकारक खिलाफ बहुत सख्त टिप्पणी करैत पटना उच्च न्यायालयकहलथि जे बिहार पुलिस आँखि मूनि कए काज कए रहल अछि आ निर्दोष जनताकेँ बिहार शराबबंदी कानूनक तहत परेसान कएल जाइत अछि ।उपरोक्त मामिलामे बेगुसरायक नार्थ बंगाल स्टेट रोड ट्रांसपोर्ट कारपोरेशनक बस पुलिसएहि लेल जब्त कए लेलक जे ओहिमे एकटा यात्रीक संगमे शराबक बोतल पाओल गेल रहैक । माननीय उच्च न्यायालयक कहब रहनि जे चूँकि बस सरकारी छलैक तँ ओकरा एना सोझे जब्त नहि करबाक चाहैत छलैक अपितु पुलिसकेँ कुर्कीक प्रकृया करबाक चाही ।पुलिस द्वारा एहि कानूनक तहत कएल जा रहल ज्यादितीक उदाहरण दैत कोर्ट कहलथि जे एकटा बैंक अधिकारी नोएडासँ बंगाल बदली भेलापर अपन घरक समानसभ परिवहन कंपनीक ट्रक द्वारा पठओने छलाह। ओहि ट्रकमे आनो लोकसभक सामान रहैक । पुलिसकेँ ओहि ट्रकमे शराबक बोतल भेटलैक । तकरबाद पुलिस पूरा ट्रकक समानसभ जब्त कए लेलक ।

परिणामस्वरुप,बैंक अधिकारीकेँ बिना कोनो गलती केनहि बहुत परेसानी भए गेलैक । एहन उदाहरण सभक चर्च करैत कोर्ट कहलथि जे पुलिस बिहार शराबबंदी कानूनक लोकसभकेँ आँखि मूनि कए जहल पठा दैत अछि । जहलसभ एहन लोकसभसँ भरि गेल अछि । कोर्टमे मोकदमाक संख्या बढ़िते जा रहल अछि । पुलिस कार्रवाइकरबासँ पूर्व जँ माथा लगाबए तँ बहुत रास परेसानीसँ लोक बँचि सकैतअछि ।

बिहार शराबबंदी कानूनक अधीनजहलमे बंद बेसी लोक समाजक निम्न वर्गक छल। जहलमे बंद रहलासँ ओकरसभक परिवारक पालन-पोषण मोसकिल भए गेल । जनता त्राहि माम करए लागल । तकर बाद बिहार सरकार केन्द्र सरकारक अनुमतिसँ आममाफीयोजना आनि बहुत रास कैदीसभकेँ जहलसँ छोड़ि देलकैक । कहक माने जे बिहार शरबबंदी कानूनक दुरुपयोग ततेक भेल जे सरकारकेँ स्वयं ओहि कानूनमे संशोधन करए पड़लैक ।

न्यायालयसभमे निरंतर बढ़ि रहल केससभक कारण पटना न्यायालय बिहार सरकारसँ पुछबाक हेतु वाध्य भेल जे आखिर दू लाख सड़सठि हजार शराबंदीसँ संबंधित मामिलाकेँ कोना खतम कएला जाएत? कोर्टमे जज एवम् अन्य जरूरी सुबिधाक अभावकेँ देखैत ई एकटा गंभीर समस्या भएगेल अछि ।सितम्बर २०१९ धरि मात्र २६२९ एहन मामिलाक निष्पादन भए सकल छलजखन कि लाखों केस कोर्टसभमे अखनोलंवित अछि ।

किछुगोटे बिहार शराबबंदी कानूनकेँ पटना उच्च न्यायालयमे चुनौती देलक । उच्च न्यायलय पटना एहि कानूनकेँ निरस्त कए देलक । एहि निर्णयक खिलाफ बिहार सरकार उच्चतम न्यायालयमे अपील केलक । उच्चतम न्यायालय बिहार सरकारक अपीलपर पटना उच्च न्यायालयक आदेशपर रोक लगा देलक ।

शराबबंदी कानूनक उल्लंघनक मामिलासभ लाखोंमे कोर्टसभमे लंवित अछि । कोर्ट सेहो परेसान अछि । जनता तँ परेसान छलहे । समाजक गरीब लोकसभकेँ एहि कानूनक प्रावधानसँप्रताणना बढ़ि गेलैक ।लोकसभ थाना-पुलिस,कोट-कचहरीक चक्करमे पड़ल रहैत छल । एहिबातसभक जानकारी बिहार सरकारकेँ भेलैक । उपरोक्त कानूनक कैकटा प्रावधानकेँ सन्२०१८मे बिहार सरकार बदलि देलक जाहिसँ लोकके परेसानी कम होइक ।

असलमे सन्२०१६क कानून ततेक कठोर छल जे लोकसभ परेसान भए गेल ।संगहि एहि कानूनक दुरूपयोगक सिकाइति सेहो सरकारकेँ प्राप्त भेलैक । ताहिसभ बातकेँ ध्यानमे रखैत एहि कानूनमे निम्नलिखित महत्वपुर्ण संशोधन कएल गेल-

१.शराब पीबैत पकड़ल गेल व्यक्तिकेँ थानासँ जमानत भेटि सकैत छैक ।

२.पहिल बेर शराब पीबाक अपराधमे पकड़ल गेल व्यक्ति पचास हजार जुर्माना दए छुटि सकैत अछि । मुदा जुर्माना नहि देला पर तीन मासक कारावास हेतैक ।

३.जौँ दोसर बेर केओ शराब पीबैत पकड़ल जाइत अछि तँ ओकरा एक लाख जुर्माना वा एक सालक जहलक दंड हेतैक ।

४.शराब पीबैत पकड़ल गेल व्यक्तिक संपति जब्त करबाक प्रावधानकेँ समाप्त कए देल गेल अछि । मुदा शराबकेँ अपन घर वा गाड़ीमे संग्रह करए बला व्यक्तिकेँ कोनो छूट नहि देल गेल अछि ।

५.सामुहिक दंडक प्रावधानकेँ समाप्त कए देल गेल अछि ।

६.शराब पीबैत पकड़ल गेल व्यक्तिकेँ जिला बदर करबाक प्रावधानकेँ समाप्त कए देल गेल अछि ।

७.सन् २०१६मे लागूभेल शराबबंदी कानूनक अनुसार जौँ केओ शराबक संग्रह केने पकड़ल जाइत अछि तँ ओकर परिवारक सदस्य(पत्नी,पति आ आश्रित संतान)केँ सेहो अपराधिक मामिला कएल जा सकैत अछि । संगहि मकान मालिककेँ खिलाफ सेहो अपराधिक मोकदमा कएल जा सकैत अछि । कानूनी प्रावधानक अनुसार अपराध साबित भेला पर कम सँ कम दस सा धरि जहल आ एकलाख जुर्माना कएल जाएत ।पारिवारिक सदस्य किंबा मकान मालिककेँ एहि तरहेँ प्रताड़ित करब भारतीय संविधानक धारा १४ एवम् २१क उल्लंघनहोइत छल ।उपरोक्त कानूनमे २०१८मे कएल गेल संशोधन द्वारा उपरोक्त प्रावधानकेँ हटा देल गेल अछि।

८.जौँ केओ शराब बनबैत पहिल बेर पकड़ल जाइत अछि तँ ओकरा दू साल धरिजहल हेतैक । मुदा दोबाराईगलती केलापर कमसँ कम दस सालक जहल हेतैक ।

९.कोनो मकानमे शराब भेटलापर पहिलुका कानूनमे पूरा मकान सील करबाक प्रावधान छल । संशोधनक बाद आब मात्र ओहि कोठरी मात्रकेँ सील कएल जाएत जतए शराब राखल छल ।

१०.विषाक्त शराब पिलापर भेल मृत्युपर संबंधित दोषी व्यक्तिकेँ फाँसी देबाक प्रावधान कएल गेल अछि ।

बिहार सरकार शराबबंदी कानूनक उल्लंघनक सिकाइत हेतु टालफ्री फोन संख्या १५५४५ वा १८००३४५६२६८ पर कएल जा सकैत अछि । सिकाइति केनिहारक नाम गोपनीय राखल जाइत अछि ।

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

सिकाइति प्राप्त भेलापरओकरा संबंधित पुलिस अधिकारीकेँ कार्रवाइ हेतु अग्रेषित करैत अछि । पुलिससँ प्राप्त जानकारी/ प्रतिवेदनसँ सिकाइत केनिहार व्यक्तिकेँ अवगत कराओल जाइत अछि । जौँ ओ कएल गेल कार्रवाइसँ संतुष्ट नहि अछि तँ ओकर आग्रहपर दोबाराजाँच सेहो कएल जा सकैतअछि ।

बिहारक अतिरिक्त गुजरात,मिजोराम,नागालैंड आ केन्द्र शासित क्षेत्र लक्षद्वीपमे पहिनेसँ शराबबंदी कानून लागू अछि । मुदा कतहु एहन अव्यवहारिक कानून नहि बनल,ने कतहु कानून बनलाक बाद एतेक उठा-पटक भेल। ओहिराज्यसभमे शराबबंदी कानून लागू भेलासँ लोक शराब पीनाइ छोड़ि देलक से नहि कहल जा सकैत अछि । एहू राज्यसभमेकैकठाम शराबजेना-तेना बिकाइते अछिआ लोक पीबिते अछि । गुजरातमे तँ शराब तरकारी जकाँ घरे-घर पहुँचा देल जाइत अछि। कानून बनओनाइ एकटा बात थिक आ ओकरा लागू भेनाइ दोसर बात । एक सँ एक कानून बनि कए ब्यर्थ साबितभए चुकल अछि । बिआहमे दहेज देबा-लेबाक विरुद्ध कानून कहिआसँ बनल अछि मुदा ई सभ केओ जनैत अछि जे व्यवहारमे एकर बिना साइते कोनो बिआह होइत होइक । जतए सोझा-सोझी टाका नहिओ लेल जाइत अछि ओतहु आन-आन तरहें कन्यापक्षसँ उगाही होइते अछि । कहबाक माने जे सामाजिक क्षेत्रमे सुधार हेतु कानूनक अतिरिक्त चरित्र एवम् व्यक्तित्व निर्माण बहुत जरूरी अछि । तखने समाजमे सुधार भए सकैत अछि,तखने शराबसँ मुक्ति भए सकैत अछि ।

कैक बेर एहनो देखल जाइत अछि जे शराबीक संतान शराब छुबितो नहि अछि।दिन-राति पारिवारिक कलह देखैत-देखैत एहन नेनाक मोनमे कतहु-ने-कतहु शराब वा अन्य कोनो प्रकारक नशाक घृणा भए जाइत अछि। तकर कैक बेर सकारात्मक प्रतिकृयास्वरुप ओसभ शराबसँ जीवनभरि फटकी रहैत अछि।परिस्थितिवश ओकर व्यक्तित्वमे शराब वा कोनो अन्य निशाक प्रति एकटा अरुचि भए जाइत अछि ।

एहि बातमे कोनो संदेह नहि अछिजे शराब पीनाइ अधलाह थिक मुदा एकर आदति छोड़ेनाइ पहाड़चढ़ब थिक । जे होइक मुदा कानून बनि गेलासँ एकटा अवरोध तँ भइए गेलैक अछि । आशा अछि जे लोक एहि कानूनक जन कल्याणक भावना बुझैत सरकारकेँआवश्यक सहयोग देताह जाहिसँ एकर उद्देश्यपूर्ति संभव होअत ।

**लेखकःरबीन्द्र नारायण मिश्र**

Email:mishrarn@gmail.com

26.02.2020

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन



मानुषीमिह संस्कृताम्

४

४

**गया गेल रही**

बहुत दिन सँ माएक बारंबार सपना अबैत रहैत छल।एहि सपना सभक रहस्य नहि बुझा रहल छल।तथापि मोनमे भेलजे गया चली,पिण्डदानक बड़ महत्व सुनैत छी।ओहिठामपिण्डदान केला पर पितरसभ मुक्त भए जाइत छथि।मुक्त भेल पितरसभ अपन वंशजकें आशीर्वाद दैत छथि जाहिसँ सभककल्याण होइत अछि।पंडितजीसँ गप्प कए गया जेबाक दिन तकौलहुँ।विचार विमर्षक बाद फरबरीक अन्तमे ,२५ फरबरीकँ जेबाक कार्यक्रम बनल,आपसी २८ फरबरीक।तिन मास पूर्बे रेल टिकटक आरक्षण करौलहुँ।

क्रमशः गया जेबाक समय लगीच आबि रहल छल।चिन्ता रहए जे कोना की करी।कखनो काल होइत जे एखन स्थगितकए दी।फेर भेल जे जखन कार्यक्रम बना लेने छी तँ ई काज कइए लेल जाए।पण्डितजीसँ परामर्श कए चीज-वस्तुक ओरिआनमे लागि गेलहुँ।मुदा सभसँ चिन्ता छल पणडासभसँ कोना निपटल जाएत? सुनैतरही जे ओहिठाम टीशनेपरसँ पणडाक आदमीसभ घेर-बार शुरु कए दैत अछि।गयामे रहबाक चिंता सेहो होइत छल।संयोगसँ ओहि दिन हमर मित्र मिसरजी भेटि गेलाह।ओ पहिने गया पिंडदान हेतु गेल रहथि।हुनकर परिचित पंडा आ एकटा महापात्रजीक फोन नंबर भेटल।ओ अपनो स्तरसँ पंडाजीसँ एवम् महापात्रजीसँ गप्प कए हमर काज हल्लुक कए देलाह।

महापात्रजीसँ गप्प भेल तँ सभसँ पहिने ओ कहलाह जे दिन उपयुक्त नहि अछि,पितृपक्षक समय फगुआक बाद हेतैक,तकरबाद कोनो दिनक टिकट लए सुचित करु।हम कहलिअनि जे हम तँ चारि माससँ दिन तकौने छी।

"के दिन तकलाह अछि?हमरा गप्प कराउ।“

आब कि करी?दिन तकनिहार पंडितजीविद्वान छथि,समय दए दिन तकलथि,ताहि हिसाबे टिकट लेने छी।आब जखन जेबाक समय लगीच आबि गेल तँ दोसरे बात सुनि रहल छी।पंडितजीसँ फेर गप्प कए सभ बात कहलिअनि।ओ अपन निर्णय पर दृढ़ छलाह,दिन सही अछि,महापात्र की कहताह।हमरा हुनकर बातमे दम बुजाएल। ओ निश्चय सही दिन तकने हेताह।

महापात्रजीकेँ फोन कए कहलिअनि जे हमर कार्यक्रम तयअछि,दिन सही छैक,अपने ओहि दिनक हिसाबसँ उपलव्ध भए सकब कि नहि से कहू।असलमे हुनका पहिने सँ किछु काज गछल रहनि,ओ ई अवसर सेहो नहि जाए देवए चाहथि।जखन बुझा गेलनि जे हम अपन कार्यक्रम पर अड़ि गेल छी,तँ ओ तैयार भए गेलाह।कहलाह जे हुनका २६ फरबरीक उपनायन करेबाक छनि,तें २६क रातिमे गयेमे रहताह आ सभटा काज नीकसँ करा देताह।कहलाह :

"चिन्ता नहि करु।सभटा भए जेतैक । "

समान सभक सूची ओ लिखा देलाह।ओहि सूचीमे ततेक तरहक अंट-बंट सभ चीज-बस्तुक नाम छलजे एकट्ठा करबबहुत कठिनबूझाएल।तैँसमानसभ आनबाक भार हुनके दए हम निश्चिन्तभेलहुँ।समान सभक वाजिब दाम देबाक आश्वासन हम देलिहनि।ओ सहर्ष ताहि हेतु तैयार भए गेलाह।तकरबाद हम अपन तैयारीक अनुसार बिदा भए गेलहुँ।ओहिसँ पहिने महापात्रजी कैबेर फोन कए आश्वस्त होइत रहलाह जे हमर कार्यक्रम पक्का अछि, ओहिमे कोनो परिवर्तन नहि भेलअछि,जे निश्चित तिथिक हमसभ ओतए पहुँचि रहल छी,जे हुनकासँ भोरे भेँट होएत।

गयासँ पंडाजीक सेहो फोन आएल।ओ हमर कार्यक्रमक बारेमे आश्वस्त होमए चाहैत छलाह।हम कतए ठहरब सेहो जानए चाहैत छलाह।इहो कहलाह जे रहबाक व्यवस्था हुनकेओहिठम भए सकैत अछि।मुदा जखन ओ एहि बातसँ आश्वस्त भए गेलाहजे हम हुनकेसँ संपर्क करब तखन निश्चिन्त भएगेलाह।संगहि कहलाह जे टीशनपर पहुँचते हुनकासँ संपर्क कएल जाएत जाहिसँ कोनो आओर पंडाक आदमी तंग नहि करत आओर हुनकर आदमी ओतहिसँ हमरा होटल लएआनत।हम अपन रहबाक व्यवस्था होटलमे केने रही।ताहि हेतु पहिनहिसँ आनलाइन आरक्षण करौने रही।हम पंडाजी ओहिठामनहि रहए चाहैत रही कारण ओतएपताने केहन की होएत,से मोनमे शंका रहए।

२५ फरबरी २०१८क साँझमे भुवनेश्वर राजधानीसँ हम आ हमर श्रीमतीजी गया विदा भेलहुँ।ओहिसँ पूर्व होटलमे फोनकए सूचना दए देल जे हमसभ भोरे पाँच बजे होटल पहुँचब।तदनुकूल हमरा सभलेल व्यवस्था कएल जाए।रस्ता भरि खाइत-पिबैत हमसभ यात्राक आनंन्द लैत रहलहुँ।सासारामक लगमे ट्रेन छलैक कि एकटा सहयात्री चिचिआ उटलाह जे गया आबयबला अछि।कैटा यात्री हुनक डाक सुनि उठि कए समान लए गेट पर आबि गेलाह।रातिक समय छलैक,क्यो जोखिम नहि उठाबए चाहए,कारण गयामे ट्रेन चारि बाजि कए बीसमिनटपर

पहुँचक छल,आ जौँ राति मे सुतागेल,सुतले रहि गेलहुँ,तहन तँ गेल महिष पानिमे परडु समेत।एहि चक्करमे चारि-पाँचबेर गेट धरि गेलहुँ आ आपस सीट पर अएलहुँ।अन्ततोगत्वा लगभगएक घंटा बाद ट्रेन गया टीशनपर पहुँचल।

हम सभ भोरे गया टीशनपर पहुँच गेल रही।होटल ग्रैंड पैलेस टिशनसँ सटले छल।ततबे लग रहैक जे टीशनपर होइत उद्घोषणा होटलमे सुनाइत छल।होटलमे पहुँचि हमरा लोकनि थोरेकाल विश्राम कएल।नित्यक्रमसँ निवृत भए बैसले छलहुँकि पंडाजीक फोन आएल।होटलक पता पुछलाह।थोरे कालक बाद ओ होटल पहुँचि हमरसभक हाल-चाल लेलाह,आ सभ तरहे निश्चिंत रहबाक हेतु कहलाह।महापात्रजीकेरातिमे अएबाक कार्यक्रम रहनि ।महापात्रजी बारंबार फोनपर कहैतरहलाह जे एकभुक्त कए लेब।केस कटा लेब।हमसभ समान लए रातिए पहुँच जाएब।काल्हिसँ पिण्डदान होएत।

ओहिदिन,माने २६ फरबरीक उपयोग हमरा लोकनि वोधगया देखएमे केलहुँ।गयासँ बोधगया जेबाक हेतु टेम्पू200 टाकामे भेटल।गयासँ बोधगयाक दूरी करीब-करीब १३ किलोमीटर अछि।रस्ताक हालत खस्ता अछि।लगबे नहि करत जे अन्तर्राष्ट्रीय महत्वक तीर्थस्थान जा रहल छी। गया शहरक हाल मधुबनी,दड़िभंगे जकाँ अछि।नाला सभ नर्कक प्रतिरूप भेल,वातावरण दुर्गंधसँ भरल।होइतजे कतए आबि गेलहुँ।करीब आधाघंटामे टेम्पु बोधगया मंदिरलग पहुँच गेल।कनिके काल पैरे चलि हमसभ मंदिर लग बनल मालखानामे पहुँच गेलहुँ।ओहिठाम मोबाइल फोन सभ जमा करब अनिवार्य,कारण सेसभ लए मंदिरक अन्दर नहि जा सकैत छी।मोबाइल फोन जमा कए हमसभ कनिके आगू बढ़लहुँकि एकटा टेम्पूबला सौंसे बोधगया घूमाबक प्रस्ताव देलक,२०० टाकामे। हमसभ मानि गेलहुँ आ ओहि टेम्पूसँ आस-पासक वोध मंदिरसभ देखए निकललहुँ।

भूटान,तिब्बत,चीन,बर्मा,श्रीलंका,वियतनाम,थाइलैंड,जापान,थाइलैण्ड आदि अनेको देश,बुद्धक अनुयायी संगठन सभ अपन-अपन बुद्धक मठ बनौने छथि।ओहिमे भव्य बुद्धक प्रतिमा स्थापितअछि।कैटा मंदिर तँ अत्यंत शोभनीय थीक।मुदा बाहर ढाकक तीन पात।सड़क सभ खण्डहर भए रहल अछि।लगबे नहि करत जे एतेकप्रमुख स्थानमे घुमि रहल छी।आश्चर्यक बात जे एतेक महत्वक स्थानक एहन उपेक्षा भेल अछि ?टेम्पोबला काते-काते सभठाम घुमा-फिरा हमरासभकेँ महाबोधि मंदिर लग उतारि देलक।मोबाइल पहिने जमा कए देने रहिऐक,तेँ फोटो नहि खीचि सकलहुँ।

महाबोधि मंदिरमे जाइत काल हाथक बैगक जाँच भेल।ओहिमे चार्जर,हेडफोन छलैक।कतबो कहलिऐक जे ओकरासबकेँ रहए दैक,मुदा नहि मानलक,गेट पर असबारसिपाही अड़ि गेल।हारिकए दोबारा ई बस्तुसभ जमा करए गेलहुँ।तकरबादे मंदिरक परिसरमे प्रवेश भए सकलहुँ ।मंदिरक मुहथर लग एक गोटा नवका दसटकही,बीसटकही,नोटसभक गड्डी बेसी पैसा लए कए विदेशी सभके दैत देखलहुँ।आगा बढ़ला पर विदेशी तीर्थयात्री सभक भरमार देखाएल।आगन्तुक वौद्धसभक हेतु प्रसाद भिक्षापात्रमे देबाक ओरिआन भए रहल छल।अन्दर मंदिर मे ठाम -ठाम विदेशी वौद्धसभ ध्यान कए रहल छलाह।मंदिरमे अपूर्व शांति छल।एकटा गोर-नार विदेशी महिला सूतल वा ध्यानस्थ छलीह।लगैत छल जेना कोनो मुरूत पड़ल अछि।गर्भगृहमे अपार शान्ति छल।अगल-बगलमेवौद्धसभ माला फेरि रहल छलाह।ओहिठाम दर्शनकए हमसभ आपस आबि गेलहुँ।मोबाइल छोड़ौलहुँ।फेर टेम्पो पकड़लहुँ,आ आपस गया टीशन लग स्थित होटलमे आबि गेलहुँ।

प्रातःकाल नित्यकर्मसँ निवृत भए महापात्रजीकेँ फोनलगाओल।हमरा उमीद चल जे ओ रातिएमे आबि कए पंडाजी ओतए ठहरल हेताह,जेनाकि पहिने कहने रहथि।मुदा ओ तँ ट्रेनेमे छलाह।

"जहनाबाद पहुँचि गेल छी।ट्रेन लेट भए गेलैक, नहि तँ पहुँचि गेल रहितहुँ।दू घंटामे आबि जाएब।चिंता नहि करब।हम सभ समान लए कए आबि रहल छी।"

महापात्रजीकेँ विलंब होइत देखि दू-तिनबेर फोन केलिअनि। ओ तँ ट्रेनमे बैसल रहथि,बेर-बेर कहथि:

“आब लगे अछि।सभटा भए जेतैक।चिंता नहि करब।दू दिनमे सभटा काज भए जेतैक। "

आखिर ओ दूटा झोरामे समान सभ लए ९ बजे सोझे हमर होटल पहुँच गेलाह।मोन आश्वस्त भेल जे आब काज भए जाएत।नित्यकर्मसँ निवृतभए महापात्रजी हमरासभक संगे पंडाजीक ओतए बिदा भेलाह।पंडाजीक ओतए हेतु टेम्पु कएल। सड़कपर उतरि पाँच मिनट पैरे चललाक बाद हुनकर घर आएल।मधुबनी,दड़िभंगा जिलाक लोकसभक इएह पंडा छथि,से ओ कहलाह।निसान झंडापर माछक,दड़िभंगा महराजक देल।गलीक एक तरफ पुरना घर छैक,जे दड़िभंगा महाराज बनौने रहथि। तकर ठीक सामने नव पक्का घर बनल अछि,जाहि मे यात्री

लोकनिक ठहरबाक इंतजाम अछि।नीकसँ बनल ओ सुविधापूर्ण कोठरीसभ अछि।से देखि भेल जे एतहुँ रहि सकैत छलहुँ।मुदा मुख्य रस्तासँ बहुत चलए पड़ैत छैक,फेर ओही वातावरणमे दिन-राति रहू।होटलमे चलि गेलाक बाद एकटा नवीनताक अनुभव होइत छल।

सभसँ पहिने पंडाजीसँ आज्ञा लेल गेल।ताहि हेतु हुनकर पैर पूजल जाइत अछि।किछु संकल्प कएल जाइत अछि,जे एतेक ने एतेक दान,दक्षिणा करब।तखन ओ आशीर्वाद दैत काज करबाक स्वीकृति दैत छथि।हमसभ आगा बढ़ैत छी।पंडाजी बएसमे हमरासँ बहुत छोट छलाह,तैँ कनी कोनादनि लागल।बादमे महापात्रजीकेँ ई गप्प कहलिअनि।कहलाह जे एहिठामक अधिकारी इएह थिकाह,हिनके चलत,आदि,आदि।

पंडाजीसँ आज्ञालए हमरा लोकनि फल्गु नदीक कछारपर पहुँचैत छी।ओतए छोटसन महादवक मंदिर छल।सामनेमे खालि स्थान देखि कर्म शुरु भेल।पिण्डदानहेतु हमर श्रीमतीजी गोल- गोल पिण्ड बनौलथिजतेक पुरखासभ ज्ञात,अज्ञात मोन पड़ैत गेलाह सभकेँ लेल पिण्डदान देलहुँ।जतेक काल हम पिण्डदान करैत रहलहुँ ततेक काल एकटा बुढ़िया आ दूटा छौड़ा मिलि ओतए हल्ला करैत रहल।ओकरा लेल धनि-सन।ततेक हल्ला करैत गेल जे मंत्रो सूनब पराभव रहैत छल।महापात्रजी कहलाह :

“अहिसबपर ध्यान नहि दिऔक, काजमे लागल रहू।ई सभ एहीठामक वासी छैक।“

पिण्डदानक बाद पिण्डकेँ फल्गु नदीमे पानि देखि कए फेखबाक हेतु हमर श्रीमतीजी आगु बढ़लीह।कहल गेलनि जे फल्गु नदी मे चलल एक-एक डेग आश्वमेध यज्ञक बरोबरि होइत आछि।फल्गु नदी तँ रेतसँ भरल अछि।कहि नहि एकरा नदी किएक कहल जा रहल अछि।कोनो समयमे भए सकैत हछि ई नदी रहल होएत,मुदा आब तँ निट्ठाह रेतसँभरल अछि।बहुत आगुगेलाक बाद कनिक पानि छल जे बालुमे खधिआ कए निकलल छल,ओतहि पिण्ड फेकि ओ लौटि गेलीह।अगल-बगल ठाढ़ छौड़ासभ आओर ओ बुढ़िआ पैसा मांगए लागल आ जाबत लेलक नहि चुप्प नहि भेल।महापात्रजी आपना छोरि ककरो पैसा देल जाए ताहि हेतु तैयार नहि छलाह,मुदा कोनो उपाय नहि छल,ओकरा सभके किछु,किछु दए जान छोरा हमसभ ओतएसँ आगु बढ़ि सकलहुँ।

ओहिठामसँ आगा जएबाक हेतु भरिदिनक बास्ते २५० टाकामे एकटा टेम्पू महापात्रजी ठीक केलाह।टेम्पूबला बेस जोसिला आदमी छल।बीच-बीचमे  बेस मनोरंजक मुद्रा बनाए तरह-

तरहक गप्प-सप्प करैत बढ़ैत रहल।कनीकालमे हमसभ प्रेतशिला पर आबि गेल रही।ओतए पहिने घाटपर पिण्डदान भेल।ओहिसँ सटल पोखरि कही,ताल कही ,जे कही,छल जे नर्कक दोसर रूप लगैत छल।ओहिमेसँ जललएपिण्डदानहोएत से सोचिएक रोँआ ठाढ़ भए गेल।खैर! जे करबाक छल से छल ।ओहिमे सँ जल आनल गेल।कतेको गोटे आस-पास पिण्डदान करैत छलाह।हुनका स्थानीय लोकसभ पैसा लेल कोनो कर्म बाँकी नहि रखने छल।पाई नहि देबै आ पिण्डदान करब,भए नहि सकैत अछि।हमसभ जखनओतए पिण्डदानकए लेलहुँ तँ एकटा बेस मजगूतगर,कारी भुसुंड लोक आबि पैसा देबाक आग्रह करए लागल जे महापात्रजीकेँ पसिन्न नहि रहनि।ओहिबातसँ ओ व्यक्ति महापात्रजीकेँ गरिआबएलागल,बात बढ़ए लागल,महापात्रजी सेहो किछु कहलखिन।ओहो चुप्प नहि रहल।महापात्रजीक गट्टा धेलक आ गरजए लागलः

"आब तूँ अबिअह झाजी!अगिलाबेर सँ टपए नहि देबह।आदि, आदि। "

बातबिगड़ैत देखि हमसभ जल्दीसँ ओकरा एकसए टाका दए जान छोड़ौलहुँ।हमसभ तँ पहिनेसँ ओकरा पैसा देबए हेतु मोन बनौने रही,कारण ओकरा दोसर सभक संगे फसादकरैत हम देखैत रही मुदा महापात्रजी रोकैत रहलाह,तकर फलो ओ भोगलाह।कनी-मनी धक्का-मुक्की तँ भेबे केलनि।ओहो पाछा नहि रहल रहथि।

तकरबाद हम सभ प्रेत शिला दिस बढ़लहुँ। चारिसए सीढ़ी चढ़ए पड़त,ताहि हेतु पालकी सेहो उपलव्धछल।दोसर विकल्प छल जे बीस सीढ़ीक बाद एकटा छोटसन स्थान छल।ओतए महादेवक मंदिर सेहो बनल छल।ओतए कै गोटा पिण्डदान करैत छल।महापात्रजीक सलाहपर हमसभ दोसर विकल्प चुनि ओतहिँ पिण्डदान करबाक निर्णय कएल।जगह साफ चल।बैसबाक हेतु आसनी सेहो भेटि गेल।ओहिठामक पण्डाजी सरलव्यक्ति बुझेलाह।चैनसँ पिण्डदान भेल।कनिके हटिकए एकटा परिवारकेँ हवन करैत देखलहुँ।महापात्रजी कहलाह जे ओहि महिलाकेँ प्रेतबाधासँ मुक्ति दिआबक हेतु होम भए रहल छल ।

पिण्डकेँ फेकबाक हेतु तएस्थानपर पहिने सँ एकटा बंगाली अधबएसू लोक अपन बेटाक अकाल मृत्युक बाद ओकर फोटोके ओतए राखि किछु- किछु कए रहल छलाह।पण्डाजी दूसए टाका देबाक आग्रह पर अड़ल छलाह,जेकर बाद ओहि मृतव्यक्तिकेँ प्रेतयोनिसँ मुक्ति भए जएतेक।ओ अपन गरीबीक बारंबार हबाला दैत एकसए टाकासँ आगा नहि बढ़ रहल छलाह,अन्तमे डेढ़सए टाकामे बात तए बेल।मंत्र पढ़ि ओहि फोटो पर फूल चढ़ौलथि।कतेक क्रूड

छल ओ दृश्य,की कहू? तकर बादे हमसभ ओतए पिण्ड रखलहुँ। टाका दए जल्दीए ओतएसँ खसकलहुँ।लगेमे पीपड़क गाछक जड़मे बहुत रास मृत व्यक्तिसभक फोटो टांगल छल।महापात्रजी चिकरलाहः

"जल्दी बिना पाछा तकने आगा निकलि जाउ''।

सएह कएल।प्रेतशिलासँ उतरि हमरा लोकनि नीचामे भोजनालयमे बैसलहुँ।महापात्रजीकेँ भूख लागि गेल छलनि ।ओ भोजन करताह।हमसभ राबरी खाएब। सभगोटे चाह पीब।सेसभ बिचारि हमसभ ओतए बैसलहुँ।महापात्रजी भरिपोख भोजन केलाह,फेर पावभरि खोआ सेहो देलखिन।हमहुँसभ खोआ खेबामे पाछा नहि रहलहुँ,कारण भूख जोर मारि रहल छल।भोजन तँ नहि कए सकैत छलहुँ कारण अखन आओर ठाम पिण्डदान देबाक छल।महापात्रजीके गया महात्म्यपर एकटा पोथी किनबाक हेतु एकटा बच्चा कतेक गोहरौलक,मुदा ओ नहि मानथि।हारिकए ओ एकसएसँ दाम घटबैत-घतबैत बीसटका पर आनि देलक ,तैओ ओ अपन बातपर अड़ल रहथि।

"धुर्र,ई की लेब, बेकार थीक।"

अन्तमे हमरे दया आबि गेल आ हुनकासँ नुकाकए बीसटकामे गया महात्म्य कीनि लेलहुँ।भोजन करितहिँ महापात्रजीकेँ फुर्ती आबि गेल।हमसभ तुरंत टेम्पूसँ रामशिलाक हेतु विदा भए गेलहुँ।पहिने रामशिला घाटपर आ तकरबाद उपरमे बनल मंदिरमे पिणडदान भेल।तालाबक हालत पर नहिए चर्च करी सएह नीक।उपर मंदिरपर कनिके चढ़लाक बाद पिण्डदेबाक स्थान भेटि गेल आ ओतहिँ पिन्डदान देल गेल।

एकरबाद काकबलिकेँ पिण्ड दैत हमसभ गोटे टीशन रोड स्थित होटल पहुँच गेलहुँ।महापात्रजी संगमेछलाह।ओ जे समानसभ अनने रहथि तकेर गोट-गोटक दाम जोड़ि दए हुनकासँ ओहि दिनक हेतु छुट्टी लेल।ओ पंडाजी ओहिठाम रहए हेतु चलि गेलाह।काल्हि अंतमे ब्राह्मण भोजन हेतु पंडाजीकेँ कहलिअनि।कहलजाइत अछिजे गयामे एकटा ब्राह्मण भोजन करेलापर एक हजारक फल होइत आछि।हम एगारहटाब्राह्मण भोजनक व्यवस्ता करबाक भार हुनका देलहुँ,तकर खर्चा प्रात भेने हम हुनका देलिअनि।

प्रेतशिला लगकहोटलमे जे खोआ खेने रही,से डेरा अएलाक बाद रंग देखबए लागल।ताबरतोर  पेट झड़ए लागल।संगमे दबाइ छल,से खेलहुँ।कहुनाक मामला सम्हरल।दिनभरिक धमाचौकड़ीक बाद आब आराम जरूरी छल,से कएल।

प्रातभेने हमसभ विष्णुपाद मंदिर विदा भेलहुँ। महापात्रजी ओतए पहिने पहुँचि गेल रहथि।

“पहिने घाटपर पिण्ड पड़त, तकर बादे विष्णुपाद मंदिरमे” ।

महापात्रजी बजलाह।हमसभ ओतए पहुँचलहुँ। पोखरिक कातमे बैसि पिण्डदानक काज शुरु भेल।एक-दूटा युवक ओतए ठाढ़ रहथि।जहन पोखरिमे पिण्ड फेकि हमसभ जेबाक हेतु उठलहुँ कि ओ तीन गोटे भए गेल रहथि आ पैसाक मांग भेल।

” ओकरासभकेँ किछु नहि देबाक छैक"

महापात्रजी कहैत रहलाह।से सुनि ओ सभ हुनका गरिआबए लागल,मारि करए पर उतारू भए गेल।महापात्रजी सेहो गरमाए लगलाह।तावत एकटा क्यो स्थानीय व्यक्ति अएलाह।ओ हमरासभकेँ ओतएसँ घसकबामे मदति केलाह।ओ युवकसभ महापात्रकेँ गाढ़ि पढ़ैत रहल।

तकरबाद पैरे-पैरे हमसभ विष्णुपाद मंदिर पहुँचलहुँ।ओतए बेस गहमा-गहमी छल।बड़काटा मंदिर,ततबे पैघ ओकर प्रागण।निचा उतरब तँ बालुसँ भड़ल फल्गु नदी।बालुए-बालुए हमसभ फल्गु नदीकेँ टपि गेलहुँ।ओकर दोसर छोड़पर सीताकुंड थीक।कहबी छैक जे भगवान राम अपन पिता दसरथके पिंडदान हेतु ओतहि आएल रहथि।पिण्डदानक चीज-वस्तुक ओरिआओन हेतु गेल रहथि कि सीताजी मंत्रपढ़ि दसरथकेँ बजा लेलखिन।सीताजी की करितथि?कहलखिन जे राम तँ पिण्डदानक चीज-वस्तुक ओरिआओन हेतु गेल छथि।मुदा दसरथ कहलखिन जे आबतँ हम आबि गेल छी।तखन सीताजी स्वयं बालुएसँ पिण्डदान केलीह।ओहिठाम सीताजीक नाम पर छोटसन मंदिर अछि जाहिमे दसरथक हाथ बनल अछि।फल्गु नदीमे ओहिठाम कैगोटे पिण्डदानकरैत रहथि।ओतए दूटा पंडितमे दक्षिणा हेतु झगड़ा होइत रहलनि।हमसभ पिण्डदानमे लागल रहलहुँ।महापात्रजी हमर श्रीमतीजीकेँ चीज-वस्तु,गहना,टाका दान करबाक हेतु प्ररित केलाह।से सबयथासाध्य भेलनि।हुनकर कहबाक हिसाबे हमसभ समान सभ लए गेल रही।पिन्डदानक बाद उपर मंदिरमे दर्शनकए ,पिण्ड चढ़ाए हमसभ फेर बालुए- बालुए विष्णुपाद मंदिर लग पहुँच गेलहुँ।

फल्गु नदीमे पानि नहि अछि।मुदा जँतीन-चारि हाथ गहीँर कएल जाए तँ पानि भेटि जाइत छैक।तेहन कूप दू-तीन ठाम बनाओल देखाएल।यत्र-तत्र लोकसभ पिण्डदान करैत छलाह।उपर अएलाक बाद महापात्रजीकेँ चाहक तलब अएलनि।चाह आनए हमसभ उपर गेलहुँ।ताबते एकटा मुर्दाके"राम नाम सत्य है"  कहैत लोकसभ ओहिठाम रखलक।किछु विध-विधान सभ केलक।तकरबाद ओकरा अन्तिम संस्कार हेतु फल्गुक कछारपर लएगेल।हमसभचाह पिबैत ई सभ देखैत रहलहुँ।तकरबाद एक कप चाह महापात्रजीक हेतु अनलहुँ।चाह पीवि ओ टनगर भेलाह।हमसभ आगाक काज हेतु विष्णुपाद मंदिरमे  पहुँचलहुँ।

विष्णुपाद मंदिरमे  देशक विभिन्न भागसँ तीर्थयात्रीसभ आएल रहथि।करीब पचास गोटे तँ आंध्र प्रदेशक रहथि।ओहिना बहुत रास वंगालीसभ सेहो देखेलाह।सभ गोटे पिण्डदानमे लागल रहथि।स्थानीय पंडा जोर-सोरसँ मंत्र पढ़बएमे लागल रहथि।आंध्रासँ आएल तीर्थयात्रीसभ बहुत अनुशासित रहथि।मंदिरमे ओकर द्वार पर ठाढ़भए बड़ीकाल हुनकासभके मंदिरक पंडाजी मंत्र पढ़बैत रहलनि,ओसभ पढ़ैत रहलाह।तकरबाद सभ दस-दस टका दैत गेलाहआ पंडाजी बेरा-बेरी सभकेँ मंदिरमे प्रवेश करबैत रहलाह।बिना टाका देने एक्को गोटे अन्दर नहि जा सकैत छल।ओ मंदिरक मुहथर छेकने ठाढ़ छलाह।ओहिठाम ततेक हल्ला होइत रहल जे हमरा महापात्रजीक कहल मंत्रसभ सुनबामे आ सुनि बजबामे बहुत दिक्कतिहोइत रहलकहुना-कहुना कए पिण्डदान समाप्त भेल।

“मंदिर बंद भए जाएत, जल्दी करू।"

महापात्रजी बारंबार चेतावथि।हमसभ धरफराइतमंदिरक गर्भगृहमे पहुँचलहुँ।मंदिरक गर्भगृहमे बहुत लोक छल।अन्दर जाएब,आ मुर्तिलग जाएब पराभव छल।कहुना कए ठेलमठेला करैत ओतए पहुँचलहुँ।ओहिठाम एकटा पंडाजी पहिनेसँ एकगोटेसँ पैसा लए झंझट कए रहल छलाह।ओकरासँ जखन बात फरिछाएल तखन हमरा पर ध्यान गेलनि।ओ पींड चढ़एबाक हमर प्रयासपर हुंकार भरैत महापात्रपर बिगड़लाह।

“एतए तोहर नहि चलतह।ई हमर जगह अछि। “

ओ पैसा तए करए चाहैत छलाह,महापात्र किछु मामुली रकमदेबाक हेतु कहैत छलाह।एहि बातसँ ओ बहुत तामसमे छलाह कि कोनो दोसर जजमानक फोन आबि गेल,ओ एकदमसँ फोन करैत बाहरभगलाह,कारण ओहिठाम ततेक हल्ला होइत रहैक जे किछु नहि सुनाइ पड़ि रहल

छल।बाहर मंदिरक गेटपर ओ गप्प करैत रहलाह आ हमसभ पिंड चढ़ाए ओतएसँ,हुनका सामनेसँ,निकलि गेलहुँ।हुनका किछु नहि हाथ लागल।ओहिठामसँ हमसभ दक्षिणाग्निपद पहुँचलहुँ।ओतए पिंडदान दए हमसभ वैतरणी पहुँचलहुँ।ओहिठामक पोखरि आने पोखरिसभ जेना नर्क लगैत छल।ओतहुँ ओहिनापिंडदान भेल। सभसँ अन्तमे पिंडदान भेल अक्षयवटपर।

अक्षयबटपरबैसि पैघ बरक गाछ अछि।ओहि गाछक जड़िमे बहुतरास लालडोरा,पीअर कपड़ा,सभक गैंठी कएल अछि।ओहि गाछक छाहरिमे हम पिण्डदान केलहुँ।पिण्डकँ गाछक जड़िमे फेकि ओहिठामसँ बिदा भेलहु।पंडाजीके पहिने फोनकए देने रहिअनि जे आब हमसभ घंटाभरिमे पहुँचिरहल छी।ओहिठामसँ हमसभ मंगला भगवतीक दर्शन कएल।मंगला भगवतीक दर्शनकए बाहर निकलल रही की बहुत रास भीखमंगासभ पैसा मांगए लागल।हम किछु दसटकिआ निकालि देबए लगलिऐक।एतबेमे भिखमंगाक पथार लागि गेल।एक डेग आगा बढ़ब मोसकिल भए रहल छल।कनिक आगा बढी आ जोरसँ किछु टाका फेकि दिऐक जाहिसँ फेर कनिक आगा बढी। बहुत मोसकिलसँ टेम्पूधरि पहुँच सकलहुँ। तैओ ओ सभ घेरने छल।फेर जूमाकए किछु दसटकही एहि हिसाबसँ फेकलहुँ जाहिसँ टाका लुझबाक चक्करमे ओसभ कनी फटकी होमए आ टेम्पू आगा बढ़ि सकए।टेम्पू आगा बढ़ैत अछि,तथापि किछुवच्चा बहुत दूर धरि पछोड़ धेने अछि :

"बाबा !हमरा किछु नहि भेल। “

फेर किछु टाका निकालैत छी,ओकरासभकँ किछु- किछु कए दैत छिऐक।ताबे टेम्पूबला आगा बढ़ि गेल।तकरबाद ठोकले पंडाजीक ओतए पहुँचलहुँ।भरिदिन मंत्र पढैत,पढैत मुँहमे सपटी लगैत छल।भूख से लागि गेल छल।मुदा अखन एकटा महत्वपूर्ण प्रकरण बाँचल छल।तकरा पुरा करबाक हेतु हमसभ पंडाजीक ओतए पहुँचि गेल रही।

पंडाजीक ओतए पहुँचैत छी।ओहिठाम पहिनेसँ सभटा इंतजाम भेल अछि।सज्जादानक हेतु सभटा बस्तु एकटा कोठरीमे राखल अछि।पंडाजी अपने एहि काजक हेतु अबैत छथि।हम पहिने गछल टाका देबाक गप्प दोहरबैत छी।तकरबाद सज्जा दान कएल गेल।एहिठाम एकटा गप्प कहब जरुरी बुझा रहल अछि जे सभ समानकँ एकहिबेरमेमंत्र पढ़ि दान कए देल गेल।श्राद्धमे एक-एक बस्तुक हेतु अलग-अलग मंत्र पढ़ाओल जाइत छल।ओ बहुत श्रमसाध्य एवम् उबाउ तरीका छल।सज्जा दानकबाद पंडाजी कहला जे गयामे एकटा ब्राहमण आनठामक एक

हजारक बरोबरि फलदायी होइत अछि,से कहू कतेक ब्राहमणक भोजन हेतु दान करब।एकटा ब्राहमण हेतु यथोचित टाका अलगसँ गछलिअनि।अन्तमे फूलक मालासँ हमर दूनू व्यक्तिक हाथ बान्हैत कहलाह जे एकर तोड़ाइ हेतु किछु अलगसँ कहिऔक,सेहो गछलिऐक,तखने ओहिठामक विधसभ पूरा भेल।हुनका प्रणाम कए चैनसँ बैसलहुँ।पण्डाजीक ओहिठाम आगन्तुकसभक बहुत नीकसँ हिसाब राखल जाइत अछि।सभक नाम-गाम,पता,गया अएबाक तिथि लिखल जाइत अछि।गाम-गामक अलग-अलग पृष्ठ अछि।हमरा गाम पछिला सए सालमे गया गेनिहारक सूची ओ देखेलाह।बहुत नीक लागल।ओहिमे अपन गामक कतेको गोटेक नाम देखल।ई अपना-आपमे एकटा इतिहास छल।

ताबत ब्राहमणसभ आबि गेल छलाह।पंडाजी कहलाह जे संयोग नीक अछिजे एगारहटा ब्राहमण पुरि गेल अन्यथा एहिठाम से कठिन रहैत अछि।भोजनक सामग्री तैयार छल।भरिपोख ब्राहमणसभ भोजन केलाह।तकरबाद सभ गोटेकेँ किछुकए दक्षिणा देल गेल।एहि प्रकारे गयामे पिण्डदानक कार्यक्रम विधिवत संपन्न भेल।पंडाजी के गछल टाका देलहुँ।ब्राहमण भोजनमे भेल खर्चाक हिसाब भेल,से गोट-गोट कए चुकता केलहुँ।महापात्रजीकेँ दक्षिणा देलहुँ।हुनकर आपसीक हेतु यात्रा व्यय अलगसँ देलहुँ। ओसभ प्रशन्न देखेलाह।

मोनमे एकटा बरका संतोख भेल।मूलतः माताक स्वर्गवाससँ व्याकुल हृदयकेँ कनि शान्ति भेटल।प्रेतशिलापर जखन तरह -तरहसँ मातृ ऋणसँ उरिनहेबाक हेतु पिण्डदानदेल जाइत छलतँ कानबाक मोन भए रहल छल।की कोनो पिण्डदानसँ माताक ऋणसँ उरिन भए सकैत छी ?नहि भए सकैत छी।तथापि ई अपन धर्मक विधान छैक।गयामे पिणडदानसँ पूर्वजक आत्मा मुक्त भए जाइत छथि।एहि विश्वास ओ श्रद्धासँ हम ओतए गेल रही आ दू दिन धरि ठाम-ठामघुमि-घुमि पिण्डदान करैत रहलहुँ।प्रार्थना करैत रहलहुँ जे माता सहित हमर सभ पूर्वजक आत्माकेँ मुक्ति होनि।

अपन धर्ममे आस्था रखनिहार विश्व भरिसँ लोकसभ एतए पिण्डदान करए अबैत छथि।मुदा ओहिठामक व्यवस्था खासकए पोखरिसभक खास्ता हाल देखि कए निराशा होइत छैक।अन्तर्राष्ट्रीय महत्वक एहि स्थानकउचित देख-भाल नहि भए रहल अछि।ओहुसँ चिन्ताक बात थीक सबठाम पैसाक वर्चस्व।जे से पैसाक खातिर तंग करैत अछि।शुरुसँ अन्तधरि ई समस्या बनल रहल।एकर की समाधान होएत?एतबा जरूरी लगैत अछि जे शान्तिपूर्ण महौलमे

लोक श्रद्धापूर्वक अपन पूर्वजक आराधना कए सकथि,से व्यवस्था होइक।मुदा बिलाड़िक गरामे घण्टी बान्हत के??

**रबीन्द्र नारायण मिश्र**

M:9968502767



ISSN 2229-547X VIDEHA

## लेखक परिचय

**नाम** :रबीन्द्र नारायण मिश्र

**पिताक नाम** :स्वर्गीय सूर्य नारायण मिश्र

**माताक नाम** :स्वर्गीया दयाकाशी देवी

**बएस:** ६५ बर्ख

**पैतृक ग्राम:** अड़ेर डीह

**मातृक:** सिन्घिआ ड्योढ़ी

**वृति:** योजना आयोगक उप सचिवक पदसँ सेवा निवृत्त भेलाक बाद वर्तमानमे दिल्लीमे स्पेशल मेट्रोपोलिटन मजिस्ट्रेट

**शिक्षा:** चन्द्रधारी मिथिला महाविद्यालयसँ बी.एस-सी .भौतिकीविज्ञानमे प्रतिष्ठा: दिल्ली विश्वविद्यालयसँ विधि स्नातक

**प्रकाशित कृति:**१.‘भोरसँ साँझ धरि’ (आत्म कथा), २.‘प्रसंगवश’(निवंध),३ .‘स्वर्ग एतहि अछि’(यात्रा प्रसंग), ४.‘फसाद’(कथा संग्रह)

**सम्पर्क** :फोन ०१२० २३४३५६३

**इमेल** :mishrarn@gmail.com

**ब्लोग** :mishrarn.blogspot.com

एमजोन क लेखक पृष्ठ :
(Author Page URL)amazon.com/author/rnmishra

**पता:**

विदेह:मैथिली साहित्य आन्दोलन

मानुषीमिह संस्कृताम्

House No: C 42, NSG SAS Ltd, Black Cat Enclave

Pocket No: 6 Builders Area Greater Noida

District: Gautam Buddha Nagar

UP: 201315

५

गाममे हैजा

कै बेर जखन असगरमे रहैत छी तँ मोन गाम पहुँच जाइत अछि । ओना बूझल जाए तँ पछिला छिआलिस सालसँ हमसभ गामसँ नौकरी करबाक क्रममे बाहरे रहैत छी । कहिओ -काल गाहे -बगाहे गाम गेलहुँ । शुरुमे बेसी काल जाइत रही । जौं-जौं समय बितैत गेल ,गाम जएबाक क्रम मद्धिम पड़ैत गेल । मुदा कैटा बीतल घटनासभ अखनो मोनमे ओहिना घुमैत रहैत अछि जेना कि ओ एखने भेल हो ।ओहने घटनासभमे सँ एकटा अछि गाममे हैजा होएब । हम सभ जखन इसकुलिआ विद्यार्थी रही ,बात तखनेक अछि । ओहिसमयमेइलाजक तेहन सुविधा नहि रहैक । ब्लाकक तरफसँ बड़का सुइआ जँ दए देल गेल तँ बुझू जे एतत्तहभए गेल । कै बेर ओ सुइआसभ सामुदायिक केन्द्र वा कोनो तेहने सार्वजनिक स्थानसभमे छिड़आइत राखल रहैत छल । बेस नमगर होइत छल ओ सुई । जँ गाम-घरमे हैजा फैलि गेल तँ सरकारी लोकसभ गामक चक्कर लगबितथि आ सुइआ देबाक कार्यक्रमहोइत। कहि नहि ओहिसँ की प्रभाव होइक?

